"की विचार छौ, फसाद ठाढ़ करबें?" आ फेर सोमनक थरथराइत औंठा पकड़िक' कजरौटी मे धँसा देलक ।

अही बीच महरैलवाली वसात जकाँ हहाइत आयल आ दुनू हाथ सँ कागत आ कजरौटी कँ पकड़ि क' ओहि पर सूति रहल! ओ बाजय चाहैत रहय, मुदा मुँह सँ आवाज नहि निकलि रहल छलै । रामअधीन नेता कागत आ कजरौटी महरैलवालीक हाथ सँ छीन' चाहैत छल, मुदा महरैलवाली पाथर भ' गेल रहय । जेना ओ कागत नहि, ओ दसकठवा खेत हो जकरा ओ अपना छाती सँ अलग नहि कर' चाहैत रहय ।

"छिनरी कँ तू एना नहि मानवें ।" महरैलवालीक मुँह पर घुस्सा मारैत ओकर मुट्ठी कँ हल्लुक कर' चाहलक ।

एम्हर रेवाड़ीवालीक चेहरा तामसे लाल भ' गैल रहै । ओकर सभ टा चिद्रोह नेता सभक कूटनीति कँ बुझिते पिघलि गेल रहै । ओ सोमनक देह झकझौरैत बाजल, "बकर-बकर की ताकै छ' । नार' ने पूतखौका नेताबा आरू कँ । जब खेते नहि बचत' त' बाँटब' की?" रेवाड़ीवालीक ई रूप देखि नेताजीक हाथ ढील हुअ' लागल । पंच सभ हतप्रभ रेवाड़ीवाली दिस ताक' लागल।

## *होलीपर विशेष*



# विद्या मिश्र

मैथिल रंग बरसे (यू.एस. मे मैथिलक होली) - विद्या मिश्र

हमर सभक एहि बेरक होली हमर घरमे मनाओल गेल...25-30 टा परिवार रहथि। सभ मैथिल रहथि जाहिमे प्रोफेसर हरिमोहन झाक नाति आ डॉ. रमा झाक पुत्र प्रतीक झा सेहो रहथि, ओ हमरा सभक नईक मित्र सेहो छथि।

हमर सभक प्रयास रहैत अछि पाबनि-तिहारकेँ पारम्परिक रूपमे मनेबाक जाहिसँ अगिला पीढ़ीक बच्चा एकर अनुकरण कए सकए, अनुभव क’ सकए आ अर्थ बुझि सकए।

पछिला साल सभ बच्चा सभ अपन लिखल नाटक हिरण्यकश्यप/ होलिकाक मंचन कएने रहथि। कमसँ कम हुनकासभकेँ होली पाबनि कोना आ किएक मनाओल जाइत अछि तकर पूर्ण ज्ञान छन्हि। किएक हम सभ रंग लगबैत छी आ गरा मिलैत छी, पारम्परिक खानपान आ होली गीत..सभटा।

मैथिल लोकनि भाग लेबाक लेल न्यू जर्सी, विर्जिनिया, वासिंगटन डी.सी आ मेरीलेण्ड सँ अएलाह, से 4-5 गोट स्टेट्स मैथिल रहथि।

एहि बेर सभसँ नीक उत्तर प्रतियोगिता रहए, सर्वोत्तम ड्रेस-समन्वय आ पार्सल देबाक प्रतियोगिता रहए आ एहि सभमे मिथिला संस्कृतिसँ सम्बन्धित गहन प्रश्न रहए।सर्वोत्तम उत्तरक लेल हम सभटा उत्तर पढ़लहुँ आ तखन वोट देलहुँ??? सभ गोटे एहि अवसरक लेल बड्ड उत्साहित रहथि आ एहि अवसरक प्रति उत्सुक सेहो। एतए यू.एस.ए. मे बसंतक छुट्टी रहैत अछि से स्कूल कॉलेजक बच्चा सभ अएलाह आ एहि पारम्परिक होली उत्सवमे भाग लेलन्हि...आ हुनका ई एतेक नीक लगलन्हि जे अगिला बरिख सेहो एहिमे सम्मिलित होएबाक सोचलन्हि.... आ अंतिममे होलीक आशीर्वचन हमर लिखल।



## 1. सुभाषचन्द्र यादवजीक कथा संग्रह -बनैत-बिगड़ैत- विवेचना- □ॉ. कैलाश कुमार मिश्र

श्री सुभाषचन्द्र यादव केर कथा-संकलन आद्योपान्त पढ़लहुँ लेखक महोदय अपन भावनाक बेवाक प्रस्तुत करबाक नीक प्रयास केने छथि। कथा पढ़ब तँ लागत जे केना एकटा निम्न-मध्यम-वर्गीय परिवारमे बढ़ल-पलल एक पढ़ल-लिखल मनुक्ख अपन जीवनक घटना, अनुभव आ सम्वेदनाक वर्णन अक्षरशः कऽ रहल अछि । परम्पराक नीक चिन्हसँ लेखक अपना-आपकेँ जोड़ने छथि आ परम्पराक विद्रोह करबामे कखनो नहि हिचकिचाइत छथि। गाम, घर, परम्परा, परिवेश, खेत, खरिहान, गाम-घर, सौन्दर्य, यात्रा-वृतान्त आदिक वर्णन सोहनगर लगैत अछि।

सुभाषजीक कथा-संग्रहपर हमरा जनैत दू दृष्टिकोणसँ विवेचित कएल जा सकैत अछिः

(क) भाषा विन्यास आ शब्दावलीक दृष्टिकोणसँः

(ख) कथा-वस्तुक दृष्टिकोण सँ।

आब उपर-लिखित दृष्टिकोण पर विचार करीः भाषा विन्यास आ शब्दावलीक दृष्टिकोणसँ कथाकार बड़ प्रशंसनीय कार्य केलन्हि अछि। प्रकाशक सेहो एहि तरहक रचनाकेँ प्रकाशित कय एक नीक परम्पराक प्रारम्भ केलन्हि अछि।

मैथिली भाषाक सबसँ पैघ समस्या एकटा मानवविज्ञानक छात्र हेबाक नाते ई बुझना जाइत अछि जे जखन ई भाषा लिखल जाइत अछि तँ किछु तथाकथित संस्कृतनिष्ठ ब्राह्मण एवं कायस्थ लोकनिक हाथक खेलौना बनि रहि जाइत अछि। अनेरे संस्कृत शब्दकेँ घुसा-धुसा भाषाकेँ दुरूह बना देल जाइत अछि। छोट जाति एवं सर्वहाराक शब्द विन्यास, व्यवहार आदिकेँ नजरअंदाज कऽ परम्परा सँ कटि जाइत अछि। सर्वहारा वर्ग सँ कटि स्त्रीगण आदि अपना-आप कें भाषाक ताग सँ बान्हल नहि बुझैत छथि। भाषाक प्रति लोकक सिनेह कम भऽ जाइत छन्हि। बाजब परम्परा सँ ई लोकनि अपन नाता समाप्त क लैत छथि ।

मैथिली भाषाक समस्या केवल जाति अथवा समुदाय मात्र सँ नहि अछि । विभिन्न सांस्कृतिक एवं भौगोलिक क्षेत्रक हिसाबे सेहो लोक भाषा कँ ऊँच-नीच बुझैत छथि। सौराठ (मधुबनी) एवं सौराठ गामक लोकक द्वारा प्रयुक्त मैथिली कँ सर्वाधिक नीक आ शेष लोक द्वारा प्रयुक्त मैथिलीकँ निम्न श्रेणीक मैथिली बुझल ज्ञाइत अछि। दक्षिणमे जे मैथिली बाजल ज्ञाइत अछि तकरा पंचकोसीक लोक दछिनाहा, पूबमे व्यवहरित मैथिली कँ पुबहा एवं पच्छिम विशेषरूपसँ सीतामढ़ीमे प्रयुक्त मैथिलीकँ पच्छिमाहा भाषा कहि ओकर अपमान करैत छथि ।

एहि सब कारणेँ मुसलमान, तेली, सूरी, यादब, बनिया, कोईटी, धानुख आदि मैथिली भाषा बाजय बला एहेन बुझाइ छन्हि जेना ओ लोकनि भाषाक मुख्यधारा सँ अलग-थलग होथि । लोकविध अथवा फॉकलोर एतेक सम्पन्न होइतो स्थान बनाबएमे मिथिला एखन धरि असमर्थ रहल अछि।

नामकरणक उदाहरण अगर ली तँ बुझायत जेना ब्राह्मण एवं कायस्थ लोकनि संस्कृत निष्ठ नामक प्रयोग करबाक पूरा ठेका लऽ लेने छथि। जखन की पंजाबी भाषाक उदाहरण बहुत उल्टा अछि। पंजाबी भाषा मे नाम निर्धारित होइत अछि। गुरू ग्रन्थसाहेब एखनहुँ धरि 'गुरग्रन्थ साहेब' कहल ज्ञाइत अछि। स्मरण सिमरन थीक। की स्त्री की पुरूष, की छोट की पैघ जातिक सभ अपना आपकेँ भाषा, संस्कार आ संस्कृति सँ जुड़ल बुझैत अछि। सब भाषाकँ अपन हृदयसँ सटेने रहैत अछि।

अतेक सम्पन्न फॉकलोर रहितहुँ मिथिलाक फाकलोर पर विशेष कार्य नहि भऽ रहल अछि। सुभाषजीक कथा-संग्रह एकटा उल्लेखनीय कदम थीक। एक तँ सुभाषजी पंचकोसिया नहि छथि; या दोसर ई ब्राह्मण अथवा कर्ण कायस्थ सेहो नहि छथि। लेकिन अपन परिवेशक प्रयुक्त शब्द, वाक्य फकरा, नाम आदिक वर्णन ताहि रूपमे कएने छथि । किताबक सभ पन्ना पढि लेलाक बाद अपन ढेठ गाम, गामक परिवेश इत्यादि स्मरण होबए लागत। लोकमे प्रयुक्त खांटी देसी नाम जेना कि मुनियां, कुसेसर, उपिया, अखिलन, बिहारी, बौकू , सिबननन, समसरन रघुनी, नट्टा, नथुनी, बैजनाथ, संकुन आदि पाठक कँ एकाएक गामक ठेठ परिवेशमे मानसिक रूप सँ लऽ जाइत अछि

भाषा सेहो एकदम देसी। कोनो बनाबटीपन नहि। जेना सुभाषजी क्षेत्रक लोक बजैत अछि, तहिना ई लिखलन्हि अछि।

एहि तरहक यथार्थवादी परम्पराक प्रारम्भ केला सँ मैथिली सम्पन्न हैत। वेराइटी बनतैक। पाठकक सख्या बढ़त। अनेरे संस्कृतनिष्ठ बनि जेबाक कारण मैथिलीमे पाठकक संख्या लगभग शून्य जकाँ अछि। स्थिति ई अछि जे लेखक एवं कवि लोकनि स्वयं किताब छपा मुफ्त बाँटैत छथि। तैयो कियो पढ़यवला नहि। वेबक विकासक कारणेँ किछु प्रवासी एवं मिथिला सँ बाहर रहनिहार मैथिल आइ काल्हि किछु सामग्री कँ सर्फ कए देखि लैत छथि। हालांकि इहो लोकनि सभ सामग्री मैथिली मे पढ़ैत नहि छथि। हिनका सबमे अधिकाधिक लोक अपन काज अंग्रेजीजीमे व्यक्त करैत छथि।

सुभाषजी जकां अगर आरो लेखक, कवि इत्यादि आगु आबथि यथार्थवादी परम्पराक शुरुआत हैत। मैथिली मे नव-नव शब्दावली विकसित हैत, सब क्षेत्र सम्प्रदाय, जाति, वर्गक लोक मैथिलीक संग सिनेह करताह। मैथिली पढ़बाक प्रति जाग्रत हेताह। कोसी, कमला, जीबछ, करेत, गं□क, बूढ़ी गं□क आ गंगाक बीच संगम हैत। मैथिली किछु विशेष लोकक हाथक खेलौनाना सँ ऊपर उठि सर्वहाराक भाषा बनत।

आब सुभाषजीक कथा-संग्रहक कथा-वस्तु पर कनी विचार करी । कथा-वस्तुक दृष्टिएँ सेहो लेखक अपन परिवेश सँ बान्हल छथि। कथा सम मे लेखक कँ परम्पराक नीक तत्वक प्रति सिनेह, पाखण□क प्रति विद्रोह एक निम्नमध्यम वर्गक बेरोजगार शिक्षित युवक केर सुन्दर नायिकाक प्रति आकर्षण, कोसीक कहर, गाममे परिवर्तन केर प्रवाह, गामक समूचा यात्रा- वृतान्त, मोनक अन्तर्द्वन्द , सुन्दरताक प्रति मृगतृष्णा आदिक मनोवैज्ञानिक आ सहज वर्णन भेटत।

'' बनैत बिगड़तैत'' कथा मे माय-बापक मनोदशा जकर संतान बाहर रहैत छैक, नीक जकाँ कैल गेल छैक। कथाक मुख्यपात्र माला टाहि-टाहि करैत कौवाक आवाज सँ □रैत अछि। ओकरा

हरकाक दैत उड़बए चाहैत छैक। लेकिन ‘ओ थपड़ी सँ नै उड़ै छै तऽ माला कार कौवा के सरापय लागै छै —बज्जर खसौ, भागबो ने करै छै”।

परदेस मे रहि रहल संतान सबहिक प्रति मालाक मनोदशा लेखक किछु एना लिखैत छथि।

कौवा कखनियों सँ ने काँव-काँव के टाहि लगेने छै। कौवाक टाहि सँ मालाक कलेजा धक सिन उठै छै, संतान सब परदेस रहै छै। नै जानि ककरा की भेलैक । ने चिट्ठी-पतरी दै छै ने कहियो खोज-पुछारि करै छै। कते दिन भऽ गेलै। कुशल समाचार लय जी औनाइत रहै छै। लेकिन ओकरा सब लेखे धन सन। माप-बाप मरलै की जीलै तै सँ कोनो मतलब नै।

’’हे भगवान, तूहीं रच्छा करिहऽ । हाहा हाहा’’—माला कौवा संगे मनक शंका आ बलाय भगाबऽ चाहै छै।‘’

आ माला के बात पर हमरा जनैत लेखक सत्तोंक माध्यम सँ अपन विस्मय व्यक्त करैत छथि। मायक मनोविज्ञानक तहमे जयबाक प्रयत्न करैत छथि:

माला सब बेर अहिना करै छै। सत्तो लाख बुझेलक बात जाइते नै छै। कतेक मामला मे तऽ सत्तो टोकितो नहि छैक । कोय परदेस जाय लागल तऽ माला लोटा मे पानि भरि देहरी पर राखि देलक। जाय काल कोय छीक देलक तऽ गेनिहार कँ कनी काल रोकने रहल। अइ सब सँ माला कँ संतोख होइ छै, तैं सन्तो नै टोकै छै। ओकरा होइ छै टोकला सँ की फैदा ?ई सब तऽ मालाक खून मे मिल गेल छै। संस्कार बनि गेल छै।

सत्तो कें छगुन्ता होइ छै। यैह माला कहियों अपन बेटा-पुतौह आ पोती सँ तंग भऽ कऽ चाहैत रहै जे ओ सब कखैन ने चैल जाय। रटना लागल रहै जे मोटरी नीक, बच्चा नै नीक। सैह माला अखैन संतान खातिर कते चिंतित छै।''

अही तरहें लेखक अपन खिस्सा 'कनियाँ पुतरा'' मे लड़कीक निश्छल व्यवहार सँ आत्मविभोर भय, लड़की सँ एहेन सम्बन्ध बना लैत छथि जेना ओ लड़कीक माय अथवा पिता होथि। ट्रेनक भीर भरल बोगी मे ठाढि लड़कीक छाती जखन कथाक सुत्रधारक हाथ सँ सटैत बुझना जैत छैक जेना 'ऊ ककरो आन संगे नै बाप— दादा या भाय-बहीन सँ सटल हो।'

लड़कीक भविष्य पर लेखक द्रवित होइत सूत्रधारक माध्यम सँ सोचए लगैत छथि:

ओकर जोबन फुइट रहल छै। ओकरा दिस ताकैत हम कल्पना कऽ रहल छी । अइ लड़कीक अनमोल जोबनक की हेतै ? सीता बनत की दरोपदी ? ओकरा के बचेतै ? हमरा राबन आ दुरजोधनक आशंका घेरने जा रहल ऐछ। ''

'ओ लड़की' नामक कथामे सुभाष बाबू निम्नवर्गीय दब्बूपनीक मनोदशाक वर्णन करैत छथि। जखन एक आधुनिका अपन हाथक कप ओहि कथाक पात्र नवीन कें थमा दैत छैक तँ सूत्रधार बाजि उठैत भछि : ''सवाल खतम होइते नवीनक नजरि लड़कीक चेहरा सँ उतरि कऽ ओकर हाथ आ कप पर चलि गेलै आ ओ अपमान सँ तिलमिला गेल। ओकरा भीतर क्रोध आ घृणाक धधरा उठलै। की ओ ओहि दुनूक अँइठ कप ल' जाएत ? लड़कीक नेत बुझिते ओ जवाब देलकै— 'नो'। ओकर आवाज बहुत तेज आ कड़ा रहै आ मुँह लाल भ' गेल रहै। ओकरा ओहि बातक खौंझ हुअए लगलै, ओकर जवाब एहन गुलगुल आ पिलपिल किए भ' गेलै। ओ कियैक नहि कहि सकलै— हाउ यू ॑यर ? तोहर ई मजाल। मुदा ओ कहि नहि सकलै। साइत निम्नवर्गीय दब्बूपनी आ संस्कार ओकरा रोकि लेलकै।''

(अगिला अकमे जारी)

## 2.कविक आत्मोक्तिःकविताक अयना -विनीत उत्पलक कविता संग्रहपर डॉ. गंगेश गुंजन

विश्व बजारी एहि समाज मे, भाषा-साहित्य सभक संसार मे सेहो बजारे जकां मंदी पसरल अछि। लगभग इएह परिस्थिति बेसी कला-विधाक बुझाइछ। साहित्यमे किछु आर विशेषे। ताहू मे कविताक विधा आओरो अनठिआएल अछि, किछु स्वयं कात करोट भेल आ किछु कएल जा रहल अछि। प्रकाशके टा द्वारा नहि, स्वयं संबंधित भाखा-भाखी अधिसंख्य लोक समाज द्वारा सेहो। जतए स्वयं कविक द्वारा, से अवश्य खेद करवाक विषय। कविता व्यक्ति कें अपन समाज मे एकटा आओर प्रतिष्ठा मात्र दिअयबाक मूल्य पर बेशी दिन जीवित नहि रहि सकैत अछि। अर्थात् कोनो सम्भ्रान्त व्यक्तिक भव्य ड्राइंग रूम मे एक टा आओर इम्पोर्टेड दामी वस्तुक प्रदर्शनीय नमूनाक माल कविता नहि बनाओल जा सकैत अछि, जे कि दुर्भाग्य सं भ' रहल अछि। भाषा वैह टा ओतबे जीवित अछि वा रह'वाली बुझा रहल अछि जे मात्र अपन भाषिक उपयोगिता बा कही अपन क्रय-विक्रय-मूल्यक बलें जीवित रहि सकय। ग्लोबल बजार मे भाषा अपन प्रवेश- जतेक दूर आओर गंहीर धरि करवाक क्षमता रखने अछि, ताही सामर्थ्यक उपयोगिते पर, ओतवे दुआरे जीवित राखल जा रहल अछि, कोनो अपन काव्य-सम्पत्ति, सांस्कृतिक अस्मिता आ भाषाक प्राचीनता बा महानताक जातीय स्वाभिमानक आधार पर नहि। तें दुर्भाग्यवश ई समय अपन-अपन भाषाक महानता ल' क' आत्म गौरव सं भरब तं फराक, जे मुग्ध पर्यन्त होयबाक समय नहि बांचि गेल अछि। हँ, भाषाक 'दाम' ल' क' निश्चिन्त रहवाक बा कम बिकाएब ल' क' चिन्तित होयबाक समय अछि। मुदा कविता मे भाषाक आशय आ अस्तित्व कें एहन तात्क्षणिक बूझि लेब कोनो भाषा-साहित्यक मूल सं छूटि क' आगां बढ़वाक बुद्धि कें अवसरवाद छोड़ि, दोसर किछु ने मानल जा सकैत अछि। समकालीन समस्त कवि कें, नवागन्तुक के तं अनिवार्यतः बजार आ कविता भाषाक बीचक एहि भेद कें नैतिक बुद्धियें बूझि'ए क' एकर बाट चलवाक प्रयोजन । अन्यथा ई कविता सेहो एक टा नव पैकेटक नव उत्पाद बनि क' दोकान मे रहत। पोथीक दोकान मे नहि। साज-शृंगारक कोनो मॉल मे, जत' जनसाधारण लोकक पहुंचबो दुर्लभ! आब से बजार आ कविताक भाषाक एहि द्वन्द्व सं निकलैत भाषाक ई यात्रा कोन नीति-बुद्धि सं कएल जयवाक

प्रयोजन ताहि विषय पर गंभीरता सं मंथन कर' पड़त। स्वविवेक। ई त्वरित चाही। उत्पल जीक एहि कविता-पाण्ुलिपिक लाथें, ई चर्चा हमरा अभीष्ट भेल आ संभव, एकर श्रेय तें हम हिनके दैत छियनि। कारण बतौर काव्य-प्रवेशार्थी भाषा-व्यवहारक ई दायित्व हिनको वास्ते प्राथमिकताक □ग छनि। कविता भाषाहिक सवारी पर लोक धरिक अपन यात्रा करैत छैक। जेहन सवारी, जेहन सवार तेहन यात्रा। ताही मे गन्तव्य, काव्यबोध, युग आ जीवन-दर्शन समेत बहलमानी कही, कोचमानी कही, बा ड्ाइभरी-पॉयलटी तकर कर्म कुशलता, ई सभ तत्व अंतर्निहित छैक। बल्कि कएटा अन्यान्यहुं विषय जे कोनो कवि अपना साधनाक प्रक्रिया आ स्वविवेक सं निरन्तर अपने विकसित करैत जाइत अछि। मुदा तकरा यथावत "शब्द मे कहि सकब, प्रायः एखनो हमरा बुतें संभव नहि। कए दशक सं कविता लिखि रहल छी।

हिन्दी सन व्यापक भाषाक स्थापित नीक-नीक स्वनामधन्य कवि पर्यन्त अपन कविता-पोथी अपने छपा रहल छथि। बिकाइ छनि तं बेचि रहल छथि। कोनो ब्रां□ प्रकाशक सं खामखा छपवहि चाहैत छथि तं ओकरा पुष्ट मात्रा मे धन दैत छथिन। सरकारी पुस्तकालय सभ मे थोक मात्रा मे 'खपबा' देबाक वचन दैत छथिन, तखन अपन गु□विल दैत छनि। वा अपने अर्थ सक्षम कवि-लेखक अपना पुस्तकक संपूर्ण प्रकाशन-व्यय स्वयं करैत छथि। तें पाठक आइ धनिके कवि टा कें, ब्रां□ प्रकाशन सभ मे पढ़ि सकवाक सौभाग्य पबैत अछि । मैथिलीक स्थान निरूपण तं सहजहिं कएल जा सकैए। मैथिली मे तं ओहिना प्रायः सभ टा साहित्ये लेखक-कवि कें अपना अपनी क' अपने छपबाव' पड़ैत छैक। महाकवि यात्रीजी पर्यन्त विशय आबहु जीवित अति पुरना किछु लोक आ यात्रीजीक स्नेही-श्रद्धालु पाठक समेत हमरा खाढ़ीक हुनक स्नेह-समीपी किछु रचनाकार कें बिसरल नहि हेतनि। पोथीक प्रसार आ विक्रय सं मैथिल लेखकक केहन उद्यम जुड़ल रहलैक अछि! प्रकाशक कत'? अर्थात् कविता आ साहित्य कवि आ साहित्यकारहिक संसार मे जीवित अन्यथा मृत नहियों तं अनुपस्थित तं अनुभव कएले जा रहल अछि। ई युग यथार्थ एकदम देखार अछि।

एहना मे क्यो एक टा मैथिल युवक अपन समस्त ऊर्जा-उत्साहक संग दिल्ली मे कोनो संध्या बा प्रात अपन मैथिली कविताक पाण्ुलिपि दैत अपने कें 'भूमिका' लिखि देवाक आग्रह करथि तं केहन लागत ? मतलब जे प्रथम दृष्टया केहन अनुभव हएत? हमरा तं युवक दुस्साहसी आ किंचित गैरजवाबदेह बुझयलाह। ओना जकरा साहस नहि हेतैक से कविताक बाट धइयो कोना सकैये !

अपन कुल अड़तालीस पृष्ठक अड़तीस कविताक पाण्ुलिपि दैत श्री उत्पल विनीत जखन से कहलनि तं किंचित असमंजस तं भेवे कएल। भूमिका-लेखन-काज सेहो एहि युग मे अपन धर्मान्तरण कए लेलक अछि। हमर प्राथमिकता सं तें बाहरे अछि। तथापि यदि कोनो मैथिली

कविताक भविष्य एना सोझां उपस्थित हो तं स्वागत कोना नहि हो ! ताहू मे भागलपुरक नवतूर !

पाण्‍डुलिपि पढ़वाक क्रम मे हमरा कचकोही कविता ;मैथिली कवि विनोद जीक “शब्द मे कंचकूहद्धहोयवाक अनुभव भेलाक बादहु-कवि प्रतिभाक छिटकैत सूक्ष्म किरणक सेहो अनुभव, प्रिय आ आश्वस्तिकारक बुझाएल। स्वागत तें कहल अछि। उत्पलजीक प्रतियें उद्गार मे।

कविक प्रस्तावना हिनक कविताक संसार कें बुझबा मे विशेष सहायक अछि जे ई बड़ स्पष्ट बुद्धियें आ पूर्ण मनोयोग सं लिखलनिहें। हिनकर रचनाक बुनियादी वर्तमान आ सरोकारक उद्घोश जकां छनि। से मात्र वयसोचित उच्छ्वास नहि, बल्कि अपन वचनबद्धताक स्वरूप मे कहल गेल छनि।

सभ समयक नवीन पीढ़ी रचनाकारक सम्मुख अपन वर्तमाने प्रायः सब सं प्रखर चुनौती रहैत छैक। अतीत आ भविष्य तं अ’ढ़ मे रहैत छैक। रचनाकारक रूप मे अतीतक वास्ते ओकर नीक-बेजायक वास्ते ओकरा उत्तरदायी नहि बनाओल जा सकैए। यद्यपि ताही तर्क सं भविष्यक लेल ओकरा छोड़ि सेहो नहि देल जा सकैए। कारण समाजक भविष्य निर्माणक प्रक्रिया मे अन्य सभ सामाजिक कारण आ प्रेरक परिस्थिति सभ समेत, समकालीन रचनाकारहुक परोक्ष मुदा प्रमुख भूमिका रहबे करैत छैक। तें कविक दायित्व ल’ द’ क’ अपन समकालीनताक ज्ञान आओर अनुभव के विवेक सम्मत सम्वेदनाक रूप मे विकसित करैत अग्रसारितो कर’ पड़ैत छैक। जाहि सघनता आ व्यापकता सं कवि युगक “अतीत-ताप अर्थात् जीवनक दुःख-द्वन्द्व आ यथार्थ कें बूझि-पकड़ि पबैत अछि आ तकरा अपन रचना मे दूरगामी प्राणवत्ताक कलात्मक शिल्प द’ पबैत अछि, सैह ओकर प्रतिभाक सामर्थ्यक रूप मे दर्ज कएल जाइत छैक। कोनो रचनाकार अपना कृति मे बहुत युग धरि रहवाक सहज आकांक्षी होइतहिं अछि। तें हमरा जनैत मनुक्खक जिजीविशा आओर कविताक जिजीविशा मे तात्विक किछु भेद नहि। कवि जे अंततः मनुक्खे होइत अछि। तें दुनूक “आशक्ति अन्योनाश्रित होइछ।

विनीतजीक कविता मोटामोटी हमरा तीन अर्थछाया सं वेष्ठित अनुभव भेल। कविता मे अपन कथनक कोटि, तकर पकड़ आ प्रयोगक विधि। कएटा रचना तें कंचकोह जे कहल, से छैक एखन। कएटा भावानुभूति मे संवेदनशील मुदा कथन मे अपेक्षाकृत बेजगह। “कविताक विषय कथात्मक सांच मे कहि देल गेलैक अछि, जे स्वाभाविके, ओ कविता विशेष अपन जाहि अनुभव-निष्पत्तिक योग्य सक्षम रहैक आ उपयुक्तो, से नहि भ’ सकलैक अछि। से आगां सकुशल सफलता पाबि जाइक तकर सामर्थ्य कविता मे अवश्ये झलकैत छैक। से साफ-साफ। तें ओतहु निराशा नहि, आस्वस्ति छैक। कवि आ कविता दुनू अपना प्रकृतियें बनिते-बनिते बनैत छैक। तेसर जे अति

ज्वलंत अतः कविताक प्राणानुभूति वला अनुभव कें पर्यन्त कवि किछु तेहन अंदाज मे कहि जाइत छथि जे ओकर वांछित प्रभाव पाठकक मन पर ओएह नहि पड़ैत छैक जे स्वयं कविक अभीष्ट छनि। अगुताइ मे कहल गेल सन आभास होइत छैक। कारण जे कविता मात्र कन्टेंटे नहि, कहवाक छटा आ व्यंजनाक कलात्मक स्तर पर काज करवाक कविक समुचित भाषिक क्षमता सेहो थिक।

बहुत सोचला उतर आधार भेटल जे, तकर यदि कोनो एकटा कारण देखल जाय, तं भाषाक अवरोध बुझाएल। कोनो भाषा स्वयं मे मात्र ओ भाषा टा नहि अपितु पूरा संस्कृति होइत छैक। भाषा मात्र ओकर बोध बा ज्ञाने नहि, ओकर संवेदना सेहो होइत अछि। अर्थात कोनो प्राचीन समृद्ध संस्कृतिक अभिव्यंजना लेल ओहि संस्कृतिक भाषाहुक प्रवाह मे प्रवेश चाही। से प्रवेश हमरा बुद्धियें भाषाक नाव टा सं संभव होइत छैक। नाव एकहि संग खेबैया सं ओकर स्वस्थ बल समेत कएटा अन्यान्य कुशलताक मांग करैत छैक। कवि सं कविता-विषय, तहिना। तें भाषाक साधना, कोनो कविक काव्य-यात्रा कें सुगम बनवैत छैक।सुचारु करैत छैक। दोसर जे, जेना जीवन आओर युग यथार्थ परिवर्तनशील होइत अछि , तहिना भाषाक भूमिका सेहो बदलैत छैक। अर्थात् भाषाक मिज़ाज।

उत्पल विनीतजी कें भाषाक रूप मे एखन मैथिलीक संग बहुत बेशी आयन-गेन करवाक प्रयोजन। तखनहि मैथिलीक सहज स्वाभाविक "शक्ति सं आत्मीयता आ परिचय विकसित भ' सकतनि। भाषा कें अपन काव्य प्रयोगी अभियान मे विश्वसनीय संगी बनब' पड़तनि। सभ कें बनब' पड़ैत छैक। मातृ भाषा हएब, कविक सामर्थ्य तं होइछ मुदा काव्य सामर्थ्यो सेहो भ' जाइक, से आवश्यक नहि। तें कोनो कविक वास्ते काव्यभाषाक सिद्धि अभीष्ट।अनुभव तं जीवनक निरंतर अंतरंगता आओर सरोकार सं अपना स्वभावें चेतनाक अंग बनैत चलैत छैक। सैह रचनाकार कें श्रेय तथा प्रेयक विवेक भरैत रहैत छैक।

एहि टटका, ऊर्जावान-संवेदनशील कविक पथ प्रशस्त हेतनि से विश्वास अछि। बहुत-बहुत स्नेह- "शुभाशंसाक संग, कालजयी कविताक आशा मे।

## 3. पद्य

३.१. सतीश चन्द्र झा- शब्द

३.२. 1.बुद्ध चरित 2.महावीर

३.३.ज्योति- एक_हेरायल_सखी

३.४.कामिनी कामायनी: चक्का

३.५. पंकज पराशर

३.६.सुबोध ठाकुर



सतीश चन्द्र झा,राम जानकी नगर,मधुबनी,एम0 ए0 दर्शन शास्त्र
समप्रति मिथिला जनता इन्टर कालेन मे व्याख्याता पद पर 10 वर्ष सँ कार्यरत, संगे 15 साल सं अप्पन एकटा एन0जी0ओ0 क सेहो संचालन।

*शब्द-*

चिकड़ि रहल अछि शब्द आबि क'
निन्न पड़ल निश्बद्द राति मे।
अछि उदं□, उत्श्रृखल सबटा
नहि बूझत किछु बात राति मे।
केना करु हम बंद कान के
उतरि जाइत अछि हृदय वेदना।
बैसि जाइत छी तैं किछु लिखय
छीटल शब्द हमर अछि सेना।
कखनो कोरा मे घुसिया क'
बना लैत अछि कविता अपने
जुड़ल जाइत अछि क्लांत हृदय मे
शब्द शब्द के हाथ पकड़ने।
कविता मे किछु हमर शब्द के
नहि व्याकरणक ज्ञान बोध छै।
सबटा नग्न, उघार रौद मे
नेन्ना सन बैसल अबोध छै।
कखनो शब्द आबि क' अपने
जड़ा दैत अछि प्रखर अग्नि मे।
कखनो स्नेह, सुरभि, शीतलता

*जगा दैत अछि व्यग्र मोन मे।*

*क्षमा करब जौं कष्ट हुए त'*

*पढ़ि क' कविता शब्दक वाणी।*

*शब्द ब्रह्म अछि नहि अछि दोषी*

*छी हमही किछु कवि अज्ञानी।*

*1.बुद्ध चरित 2.महावीर*

# बुद्ध चरित

## पूर्व बुद्धचरित

ई पुरातन देश नाम भरत,

राज करथि जतए इक्ष्वाकु वंशज।

एहि वंशक शाक्य कुल राजा शुद्धोधन,

पत्नी माया छलि,

कपिलवस्तुमे राज करथि तखन।

माया देखलन्हि स्वप्न आबि रहल,

एकटा श्वेत हाथी आबि मायाक शरीरमे,

पैसि छल रहल हाथी मुदा,

मायाकेँ भए रहल छलन्हि ने कोनो कष्ट,

वरन् लगलन्हि जे आएल अछि मध्य क्यो गर्भ।

गर्भक बात मुदा छल सत्ते,

भेल मोन वनगमनक,

लुम्बिनी जाय रहब, कहल शुद्धोधनकेँ।

दिन बीतल ओतहि लुम्बनीमे एक दिन,

बिना प्रसव-पीड़ाक जन्म देलन्हि पुत्रक,

आकाशसँ शीतल आऽ गर्म पानिक दू टा धार,

कएल अभिषेक बालकक लाल-नील पुष्प कमल,

बरसि आकाशसँ।

यक्षक राजा आऽ दिव्य लोकनिक भेल समागम,

पशु छोड़ल हिंसा पक्षी बाजल मधुरवाणी।

धारक अहंकारक शब्द बनल कलकल,

छोड़ि “मार” आनन्दित छल सकल विश्व,

“मार” रुष्ट आगमसँ बुद्धत्वप्राप्ति करत ई?

माया-शुद्धोधनक विह्वलताक प्रसन्नताक,

ब्राह्मण सभसँ सुनि अपूर्व लक्षण बच्चाक,

भय दूर भेल माता-पिताक तखन जा कऽ,

मनुष्यश्रेष्ठ पुत्र आश्वस्त दुनू गोटे पाबि कए।

महर्षि असितकेँ भेल भान शाक्य मुनि लेल जन्म,

चली कपिलवस्तु सुनि भविष्यवाणी बुद्धत्व करत प्राप्त,

वायु मार्गे अएलाह राज्य वन कपिलवस्तुक,

बैसाएल सिंहासन शुद्धोधन तुरत,

राजन् आएल छी देखए बुद्धत्व  प्राप्त करत जे बालक।

बच्चाकेँ आनल गेल चक्र पैरमे छल जकर,

देखि असित कहल हाऽ मृत्यु समीप अछि हमर,

बालकक शिक्षा प्राप्त करितहुँ मुदा वृद्ध हम अथबल,

उपदेश सुनए लेल शाक्य मुनिक जीवित कहाँ रहब।

वायुमार्गे घुरलाह असित कए दर्शन शाक्य मुनिक,

भागिनकेँ बुझाओल पैघ भए बौद्धक अनुसरण करथि।

दस दिन धरि कएलन्हि जात-संस्कार,

फेर ढ़ेर रास होम जाप,

करि गायक दान सिंघ स्वर्णसँ छारि,

घुरि नगर प्रवेश कएल माया,

हाथी-दाँतक महफा चढ़ि।

धन-धान्यसँ पूर्ण भेल राज्य,

अरि छोड़ल शत्रुताक मार्ग,

सिद्धि साधल नाम पड़ल सिद्धार्थ।

मुदा माया नहि सहि सकलीह प्रसन्नता,

मृत्यु आएल मौसी गौतमी कएल शुश्रुषा।

उपनयन संस्कार भेल बालकक शिक्षामे छल चतुर,

अंतःपुरमे कए ढेर रास व्यवस्था विलासक,

शुद्धोधनकँ छल मोन असितक बात बालक योगी बनबाक।

सुन्दरी यशोधरासँ फेर करबाओल सिद्धार्थक विवाह,

समय बीतल सिद्धार्थक पुत्र राहुलक भेल जन्म।

उत्सवक संग बितैत रहल दिन किछु दिन,

सुनलन्हि चर्च उद्यानक कमल सरोवरक,

सिद्धार्थ इच्छा देखेलन्हि घुमक,

सौँसे रस्तामे आदेश भेल राजाक,

क्यो वृद्ध दुखी रोगी रहथि बाट ने घाट।

सुनि नगरवासी देखबा लेल व्यग्र,

निकलि आयल पथपर दर्शनक सिद्धार्थक,

चारू कात छल मनोरम दृश्य,

मुदा तखने आएल पथ एक वृद्ध।

हे सारथी सूतजी के अछि ई,

आँखि झाँपल भौँहसँ श्वेत केश,

हाथ लाठी झुकल की अछि भेल?

कुमार अछि ई वृद्ध,

भोगि बाल युवा अवस्था जाय

अछि भेल वृद्ध आइ,

की ई होएत सभक संग,

हमहू भए जाएब वृद्ध एक दिन?

सभ अछि बुझल ई खेल,

फेर चहुदिस ई सभ करए किलोल,

हर्षित मुदित बताह तँ नहि ई भीड़,

घुरि चलू सूत जी आब,

उद्यानमे मोन कतए लाग!

महलमे घुरि-फिरि भऽ चिन्तामग्न,

पुनि लऽ आज्ञा राजासँ निकलल अग्र,

मुदा एहि बेर भेटल एकटा लोक,

पेट बढ़ल, झुकल लैत निसास,

रोगग्रस्त छल ओऽ पूछल सिद्धार्थ,

सूत जी छथि ई के की भेल?

रोगग्रस्त ई कुमार अछि ई तँ खेल,

कखनो ककरो लैत अछि अपन अधीन,

सूत जी घुरू भयभीत भेलहुँ हम आइ,

घुरि घर विचरि-विचरि कय चिन्तन,

शुद्धोधन चिन्तित जानि ई घटनाक्रम।

आमोद प्रमोदक कए आर प्रबन्ध,

रथ सारथी दुनू नव कएल प्रबन्ध।

फेर एक दिन पठाओल राजकुमार,

युवक-युवती संग पठाओल करए विहार,

मुदा तखने एकटा यात्रा मृत्युक,

हे सूतजी की अछि ई दृश्य,

सजा-धजा कए चारि गोटे धए कान्ह,

मुदा तैयो सभ कानि रहल किए नहि जान।

हे कुमार आब ई सजाओल मनुक्ख,

नहि बाजि सकत, अछि ई काठ समान।

कानि-खीजि जाथि समस्त ई लोक,

छोड़ए ओकरा मृत्यु केलन्हि जे प्राप्त।

घुरू सारथी नहि होएत ई बर्दाश्त,

भय नहि अछि एहि बेर,

मुदा बुझितो आमोद प्रमोदमे भेर,

अज्ञानी सन कोना घुमब उद्यान।

मुदा नव सारथी घुरल नहि द्वार,

पहुँचल उद्यान पद्म खण्ड जकर नाम।

युवतीगणकेँ देलक आदेश उदायी पुरोहित पुत्र,

करू सिद्धार्थकेँ आमोद-प्रमोदमे लीन,

मुदा देखि इन्द्रजीत सिद्धार्थक अनासक्ति,

पुछल उदायी भेल अहाँकेँ ई की?

हे मित्र क्षणिक ई आयु,

बुझितो हम कोना गमाऊ,

साँझ भेल घुरि युवतीसभ गेल,

सूर्यक अस्तक संग सांसारक अनित्यताक बोध,

पाबि सिद्धार्थ घुरल घर चिन्ता मग्न,

शुद्धोधन विचलित मंत्रणामे लीन।

किछु दिनक उपरान्त,

माँगि आज्ञा बोन जएबाक,

संग किछु संगी निकलि बिच खेत-पथार,

देखि चास देल खेत मरल कीट-पतंग,

दुखित बैसि उतड़ल घोड़ासँ अधः सिद्धार्थ,

बैसि जोमक गाछक नीचाँ धए ध्यान,

पाओल शान्ति तखने भेटल एक साधु।

छल ओऽ मोक्षक ताकिमे मग्न,

सुनि ओकर गप देखल होइत अन्तर्धान।

गृह त्यागक आएल मोनमे भाव,

बोन जएबाक आब एखन नहि काज।

घुरि सभ चलल गृहक लेल,

रस्तामे भेटलि कन्या एक,

कहल अहाँ छी जनिक पति,

से छथि निश्चयेन निवृत्त।

निवृत्त शब्दसँ निर्वाणक प्रसंग,

सोचि मुदित सिद्धार्थ घुरल राज सभा,

रहथि ओतए शुद्धोधन मंत्रीगणक बिच।

कहल - लए संन्यास मोक्षक ज्ञानक लेल,

करू आज्ञा प्रदान हे भूदेव।

हे पुत्र कएल की गप,

जाऊ पहिने पालन करू भए गृहस्थ,

संन्यासक नहि अछि आएल बेर,

तखन सिद्धार्थ कहल अछि ठीक,

तखन दूर करू चारि टा हमर भय,

नहि मृत्यु, रोग, वृद्धावस्था आबि सकय,

धन सेहो क्षीण नहि होए संगहि।

शुद्धोधन कहल अछि ई असंभव बात,

तखन हमर वियोगक करू नहि पश्चाताप।

कहि सिद्धार्थ गेलाह महल बिच,

चिन्तित एम्हर-ओम्हर घुमि निकललि बाह्य,

सूतल छंदककँ कहल श्वेत वेगमान,

कंथक घोड़ा अश्वशालासँ लाऊ,

सभ भेल निन्नमे भेर कंथक आएल,

चढा सिद्धार्थकेँ लए गेल नगरसँ दूर,

नमस्कार कपिलवस्तु,

घुरब जखन पाएब जन्म-मृत्युक भेद।

सोझाँ आएल भार्गव ऋषिक कुटी उतरि सिद्धार्थ,

लेलन्हि रत्नजटित कृपाण काटल केश,

मुकुट मणि आभूषण देल छंदककेँ।

अश्रुधार बहल छंदकक आँखि,

जाऊ छंदक घुरु नगर जाऊ,

नहि सिद्धार्थ हम नहि छी सुमन्त,

छोड़ि राम घुरल अयोध्या नगर।

घोटक कंथकक आँखिमे सेहो नोर,

तखने एक व्याध छल आयल,

कषाय वस्त्र पहिरने रहए कहल सिद्धार्थ,

हमर शुभ्र वस्त्र लिअ दिअ ई वस्त्र,

अदलि-बदलि दुनु गोटे वस्त्र पहिर,

छंदक देखि केलक प्रणाम गेल घुरि।

सिद्धार्थ अएलाह आश्रम सभ भेल चकित,

देखि नानाविध तपस्या कठोर,

नहि संतुष्ट कष्ट भोगथि पाबय लेल स्वर्ग,

अग्निहोत्रक यज्ञ तपक विधि देखि,

निकलि चलल किछु दिनमे सिद्धार्थ आश्रम छोड़ि,

स्वर्ग नहि मोक्षक अछि हमरा खोज,

जाऊ तखन अराड मुनि लग विंध्यकोष्ठ,

नमस्कार मुनि प्रणाम घुरू सभ जाऊ,

सिद्धार्थ निकलि बढ़ि पहुँचलाह आगु।

एम्हर कंथकक संग छंदक खसैत-पड़ैत,

एक दिनमे आएल मार्ग आठ दिनमे चलैत,

घरमुँहा रस्ता आइ कम नहि अछि भेल अनन्त,

घुरि सुनेलक खबरि कषाय वस्त्र पहिरबाक सिद्धार्थक,

गौतमी मूर्छित, यशोधरा कानथि बाजि-बाहि,

एहन कठोर हृदय सिद्धार्थक मुखेटा कोमल रहए,

ओकरो सँ कठोर अछि हृदय हमर जे फाटए अछि नञि,

शुद्धोधन कहथि दशरथक छल भाग्य,

पुत्र वियोगमे प्राण हमर निकलए नञि अछि।

पुरहित आऽ मंत्रीजी निकलि ताकू जाय,

भार्गव मुनिक आश्रममे देखू पूछू ओतए।

जाय जखन सभ ओतए पूछल भार्गव कहल,

गेलथि अराड मुनिक आश्रम दिस मोक्षक लेल बेकल।

दुनू गोटे बढ़ि आगाँ देखैत छथि की,

कुमार गाछक नीचाँ बैसल ओतए।

पुरोहित कहल हे कुमार पिताक ई गप सुनू,

गृहस्थ राजा विदेह, बलि, राम आऽ बज्रबाहु,

केलन्हि प्राप्त मोक्ष करू अहाँ सेहो।

मुदा सिद्धार्थ बोनसँ घुरताह नहि,

मोक्षक लेलन्हि अछि प्रण तोरताह नहि।

हे सिद्धार्थ पहिनहु घुरल छथि बोनसँ,

अयोध्याक राम, शाल्व देशक द्रुम आऽ राजा अंबरीष,

हे पुरहित जी घुरू व्यर्थ समय नष्ट छी कए रहल,

राम आऽ कि आन नहि उदाहरण समक्ष,

नहि बिना तप कोनो क्यो बहटारि सकत,

ज्ञान स्वयं पाएब नव रस्ता तकैत,

घुरल दुहु गोटे गुप्त-दूत नियुक्त कए।

सिद्धार्थ बढ़ि आगाँ कएल गंगाकेँ पार,

राजगृह नगरी पहुँचि कए भिक्षा ग्रहण,

पहुँचि पाण्डव-पर्वत जखन बैसलथि,

राजा बिम्बसार आबि बुझाओल बहुत,

सूर्यवंशी कुमार जाऊ घुरि,

मुदा सिद्धार्थ कहल हर्यंक वंशज,

मोहकेँ छोड़ल घुरि जाएब कतए,

राजा सेहो होइछ कखनहुँ काल दुखित,

दास वर्गकेँ सेहो कखनहुँ भेटए छै खुशी।

करू रक्षाक प्रजाक संग अपन सेहो,

सिद्धार्थ वैश्वंतर आश्रम दिश बढ़लाह,

मगधराज चकित।

अराडक आश्रममे ज्ञान लेल गेलाह शाक्य,

कहल मुनि अविद्या अछि पाँचटा,

अकर्मण्यता आलस्यक अछि अन्हार,

अन्हारक अंग अछि क्रोध आऽ विषाद,

मोह अछि ई वासना जीवनक आऽ संगक मृत्यु,

कल्याणक मार्ग अछि मार्ग मोक्षक,

मुदा सिद्धार्थ कहल हे मुनिवर!

आत्माक मानब तँ अछि मानब अहंकारकेँ,

अहाँ गप नहि रुचल बढ़ल आश्रम उद्रकक से।

नगरी गेलाह राजर्षिक जे आश्रम छल,

मुदा नहि उत्तर भेटलक ओतहु सिद्धार्थक।

गेलाह तखन नैरंजना तट पाँचटा भिक्षुक भेटल,

छह बरख तप कएल मुदा प्रश्न अनुत्तरित छल।

स्वस्थ तनमे भेटत मनसक प्रश्नक उत्तर,

प्रण कएल ई निरंजनामे कएल स्नान ओऽ,

बाहर बहराए अएलाह तखने कन्या गोपराजक,

श्वेत रंग नील वस्त्रमे नन्द बाला जकर नाम छल,

आयलि पायस पात्र लेने तृप्त भए सिद्धार्थ भोजन कएल।

पाँचू संगी देखि ई सिद्धार्थक संग छोड़ल,

मुदा ओऽ भेलाह सबल बोधिसत्वक प्राप्तिक लेल,

दृढ़ प्रण लए पीपरक तर ओऽ आसन देलन्हि,

काल सर्प कहल देखू ई नीलकंठक झुण्डकेँ,

घुमि रहल चारू दिस अहाँक,

प्रमाण अछि जे बोधिसत्व प्राप्त करब अहाँ।

सुनि ई तृण उठाए कएल प्रतिज्ञा तखन,

सिद्धार्थ पाओत ज्ञान आऽ तखने उठत छोड़ि आसन।

ब्रह्मांड छल प्रसन्न मुदा दुष्ट मार डरायल,

कामदेव, चित्रायुध पुष्पसर नाम मारक,

सिद्धार्थ प्राप्त कए ज्ञान जगकेँ बताओत,

हमर साम्राज्यक होएत की तखन,

पुत्र विभ्रम,हर्ष, दर्प छल ओकर,

पुत्री अरति,प्रीति,तृषा के सेहो कए संग।

चलू ई लेने ढाल प्रतिज्ञाक,

सत् धनुषपर बुद्धिक वाण चढ़ाए,

जीतत से की जीतए देबए हमरा सभ आइ।

हे सिद्धार्थ यज्ञ कए पढ़ि कए शास्त्र,

करू इन्द्रपद प्राप्त भोगू भोग।

छोड़ू आसन देब वाण चलाए।

नहि देलन्हि सिद्धार्थ एहिपर ध्यान,

मार तखन देलक वाण चलाए,

मुदा भेल कोनो नहि परिणाम।

शिवपर सेहो चलल रहए ई वाण,

विचलित भेल रहथि ओऽ सेहो,

के अछि ई से नहि जान,

हे सैनिक हमर विकराल-विचित्र,

त्रिशूल घुमाए, गदा उठाए,

साँढ़क सन दए हुंकार,

आऊ करू विजित अछि शत्रु विकराल।

राति घनघोर अन्हरियामे कतए छथि चन्द्र,

तरेगणक सेहो कोनो नहि दर्श!

मुदा सभ गेल व्यर्थ पदार्पण भेल अदृश्य,

मार जाऊ होएत नहि ई विचलित।

देखू एकर क्षमा प्रतीक जटाक,

धैर्य अछि एकर जेना गाछक मूल,

चरित्र पुष्प बुद्धि शाखा धर्म फलक प्रतीक।

स्थान जतए अछि आसन पृथ्वीक थिक नाभि,

प्राप्त करत ई ज्ञान सहजहि आइ,

पराजित मार गेल ओतएसँ भागि।

रातिक पहिल पहरिमे शाक्य मुनि,

पाओल वर्णन स्मरण पूर्व जन्मक सहजहि,

दोसर पहरमे दिव्य चक्षु पाबि,

देखल कर्मक फल वेदनाक अनुभूति,

गर्भ सरोवर नरक आऽ स्वर्ग दुहुक,

पाओल अनुभव देखल खसैत स्वर्गहुसँ,

अतृप्त भोगी जन्म, जरा, मृत्यु।

बीतल तेसर पहरि चारिममे जाए,

पाओल ज्ञान बुद्ध भए पाओल शान्ति।

शान्त मन शान्त छल पूर्ण जगत,

धर्म चारू दिस बिन मेघ अछार,

सूचना देल दुन्दभि बाजि अकाश,

सकल दिशा सिद्धगणसँ दीप्तमय छल,

स्वर्गसँ वृष्टि पुष्पक इक्षवाकु वंश ई मुनि छल,

बैसल एहि अवस्थामे सात दिन धरि मुनि शाक्य,

विमान चढ़ि अएलाह तखन देवता दू टा,

करू उद्धार जगतक दए मोक्षक शिक्षा।

आऽ भिक्षुपात्र लए अएलाह फेर एक देव,

कएल स्मरण अराड आऽ उद्रकक बुद्ध,

मुदा दुहु छल छोड़ल जगत ई तुच्छ।

आब जाएब वाराणसी भिक्षु पाँचो संगी जतए,

कहल देखि बोधिक गाछ दिस स्नेहसँ।

# उत्तर बुद्धचरित

बुद्ध चललाह असगरे रस्तामे भिक्षु एक भेटल

तेजमय अहाँ गुरु के छथि अहाँक

हे वत्स गुरु नहि क्यो हमर

प्राप्त कएल निर्वाण हम,

सभ किछु जानल जे अछि जनबा योग्य

लोक कहए छथि हमरा बुद्ध

जा रहल छी काशी दुखित कल्याण लेल

दूर सँ देखल वरुणा आ गंगाक मिलन

गेलाह बुद्ध लगहिमे मृगदाव वन।

पाँचू संगि हुनक रहथि ओतहि

देखैत अबैत विचारल क्यो नहि अभिवादन हुनक

मुदा पहुँचिते ई की गप भेल

सभ हुनक सत्कर छल लागि गेल

आसन दए जखन बैसेलन्हि हुनका सभ क्यो

उपदेश देब शुरु करितथि मुदा तखने बाजल कियो

अहाँ तँ तत्वकँ नहि छी बुझैत

तप छोड़ि बीचहि उठल छलहुँ किएक

बुद्ध कहल घोर तप आ आसक्ति दुनुक हम त्याग कएल

मध्य मार्गकँ पकड़ि बोधत्व प्राप्त कएल

एकर सूर्य अछि सम्यक दृष्टि आ

एकर सुन्दर रस्तापर चलैए सम्यक संकल्प

ई करैए विहार सम्यक आचरणक उपवनमे

सम्यक् आजीविका अछि भोजन एकर

सेवक अछि सम्यक व्यायाम,

शान्ति भेटैए एकरा सम्यक स्मृति रूपी नगरीमे

आ सुतैए सम्यक समाधिक बिछाओनपर ई।

एहि अष्टांग योगसँ अछि सम्भव ई

जन्म, जरा, व्याधि आ मृत्युसँ मुक्ति।

मध्य मार्ग चारिटा अछि ध्रुव सत्य

दुख, अछि तकर कारण, दुखक निरोध, आ अछि उपाय निरोधक

कौंडिन्य आ ओकर चारू संगी सुनल ई,

प्राप्त कएल सभ दिव्यज्ञान।

हे नरमे उत्तम पाँचू गोटे

भेल ज्ञान अहाँ लोकनि के?

कौंण्डिन्य कहलन्हि हँ, भेल भंते,

कौंडिन्य भेलाह तखन प्रमुख धर्मवेत्ता

तखनहि यक्षसभ पर्वतपरसँ कएलक सिंहनाद,

शाक्यमुनि अछि कएलक धर्मचक्र प्रवर्तित,

शील कील अछि क्षमा-विनय अछि धूरी,

बुद्धि-स्मृतिक पहिया अछि सत्य अहिंसासँ युक्त,

एहिमे बैसि भेटत शान्ति ई बाजल सभ यक्ष।

मृगदावमे भेल धर्मचक्र प्रवर्तन।

फेर अश्वजित आ ओकर चारि टा आन भिक्षुकेँ

कएल निर्वाण धर्ममे बुद्ध दीक्षित,

फेर कुलपुत्र यश प्राप्त कएल अर्हत पद

यश आ चौवन गृहस्थकेँ

कएल बुद्ध सद्धर्ममे दीक्षित

घरमे रहि कऽ भऽ सकै छी अनाशक्त

आ वनमे रहियो प्राप्त कऽ सकए छी आशक्ति

एहिमेसँ आठ गोट अर्हत प्राप्त शिष्यकेँ

बिदा कए आठो दिशामे चललाह बुद्ध

पहुँचि गया जितबाक रहन्हि इच्छा

सिद्धिसभसँ युक्त काश्यप मुनिकेँ।

गयामे काश्यप मुनि कएलन्हि स्वागत बुद्धक,

मुदा रहबाक लेल देल अग्निशाला रहए छल महासर्प जतए,

रातिमे मुदा ओ सर्प प्रणाम कएल बुद्धकेँ

भोरमे काश्यप देखल सर्पकेँ बुद्धक भिक्षापात्रमे

कए प्रणाम ओ आ हुनकर पाँच सए शिष्य

संग अएलाह काश्यक भाए गय आ नदी

कएल स्वीकार धर्म बुद्धक

प्राप्त कएल गय उत्तुंगपर निर्वाणधर्मक शिक्षा

लए सभ काश्यपकैँ संग बुद्ध पहुँचल राजगृहक वेणुवण,

बिम्बसार सुनि आएल ओतए देखल काश्यपकैँ बुद्धक शिष्य बनल

पूछल बुद्ध तखन काश्यपसँ छोड़ल अहाँ अग्निक उपासना किएक भंते

काश्यप कहल मोह जन्म रहि जाइछ देने

आहुति अग्निमे कएने पूजा पाठ ओकर,

बुद्धक आज्ञा पाबि कएल काश्यप दिव्य शक्तिक प्रदर्शन

आकाशमध्य उड़ि अग्निक समान जरि कए,

तखन बिम्बसारकैँ देल बुद्ध अनात्मवादक शिक्षा

विषय, बुद्धि आ इन्द्रिक संयोगसँ अबैछ चेतनता

शरीर इन्द्रिय आ चेतना अछि भिन्न

आ अभिन्न सेहो।

बिम्बसार भऽ प्रसन्न दान बुद्धकैँ वेणुवन देल

तथागतक शिष्य अश्वजित नगर गेल भिक्षाक लेल

कपिल संप्रदायक लोक देखि तेज पूछल अहाँक गुरु के?

कहल अश्वजित सुगत बुद्ध छथि जे इक्षवाकुवंशक

सएह हमर गुरु कहए छथि बिन कारणक नहि होइछ किछुओ

उपतिष्य ब्राह्मणकैँ प्राप्त भेल ज्ञान कहलक ओ मौद्गल्यायनकैँ

मौद्गल्यायनकैँ सेहो प्राप्त भेलैक सम्यक दृष्टि सुनिकैँ

सुनि वेणुवनमे उपदेश त्यागल जटा दंड

पहिरि काषाय कएल साधना प्राप्त कएल परम पद

काश्यप वंशक एकटा धनिक ब्राह्मण छोड़ल पत्नी परिजन

प्रसिद्धि भेटल हिनका महाकाश्यप नामसँ।

कोसलक श्रावस्तीक धनिक सुदत्त आएल वेणुवन

गृहस्थ रहितो प्राप्त भेल तत्वज्ञान ओकरा

उपतिष्य संगे सुदत्त गेल श्रावस्ती नगर

जेत केर वनमे विहार बनएबाक कएल निश्चित्

जेत रहए लोभी ढेर पाइ लेलक जेतवनक

मुदा देखि दैत पाइ हृदय परिवर्तित भेल ओकर

सभटा वन देलक ओ विहारक लेल

विहार शीघ्रे बनि गेल उपतिष्यक संरक्षकत्वमे।

बुद्ध फेर राजगृहसँ चलि देलन्हि कपिलवस्तु दिस

ओतए पिता शुद्धोधनकेँ देल बौद्ध रूपी अमृत

कोनो पुत्र पिताकेँ नहि देने रहए ई

कर्म धरए अछि मृत्युक बादो पछोड़

कर्मक स्वभाव, कारण, फल, आश्रयक रहस्य बुझू,

जन्म, मृत्यु, श्रम, दुखसँ फराक पथ ताकू

आनन्द, नन्द,कृमिल, अनुरुद्ध, कुन्डधान्य, देवदत्त, उदायि

कए ग्रहण दीक्षा छोड़ल गृह सभ

अत्रिनन्दन उपालि सेहो कएल ग्रहण दीक्षा

शुद्धोधन देल राजकाज भाए कैँ

रहए लगलाह राजर्षि जेकाँ ओ

फेर बुद्ध कएल प्रवेश नगरमे

न्यग्रोध वनमे बुद्ध पहुँचि

चिन्तन कल्याणक जीवक करए लगलाह।

फेर ओ ओतए सँ निकलि गेलाह प्रसेनजितक देस कोसल

श्रावस्तीक जेतवन छल श्वेत भवन आ अशोकक गाछसँ सज्जित

सुदत्त कएल स्वर्णमालासँ स्वागत बुद्धक

कएल जेतवन बुद्धक चरणमे समर्पित।

प्रसेनजित भेल धर्ममे दीक्षित

तीर्थक साधु सभक कए शंकाक समाधान

कएल बुद्ध हुनका सभकैँ दीक्षित।

ओतएसँ अएलाह बुद्ध फेर राजगृह

ज्योतिष्क, जीवक, शूर, श्रोण,अंगदकैँ उपदेश दए,

कएल सभकैँ संघमे दीक्षित।

ओतएसँ गंधार जाए राजा पुष्करकैँ कएल दीक्षित

विपुल पर्वतपर हेमवत आ साताग्र दुनू यक्षकेँ उपदेश दए

अएलाह जीवकक आम्रवन।

ओतए कए विश्राम घुमैत-फिरैत

पहुँचल आपण नगर,

ओतए अंगुलीमाल तस्करकेँ

कएल दीक्षित प्रेमक धर्ममे।

वाराणसीमे अस्तितक भागिन कात्यायनकेँ कएल दीक्षित

देवदत्त मुदा भए ईर्ष्यालु संघमे चाहलक पसारए अरारि

गृध्रकूट पर्वतपर खसाओल शिलाखंड बुद्धपर

राजगृह मार्गमे छोड़ल हुनकापर बताह हाथी

सभ भागल मुदा आनन्द संग रहल बुद्धक

लग आबि गजराज भए गेल स्वस्थ कएल प्रणाम झुकि कए

उपदेश देल गजराजकेँ बुद्ध

देखल ई लीला राजमहलसँ अजातशत्रु

भए गेल ओहो शिष्य तखन बुद्धक।

राजगृहसँ बुद्ध अएलाह पाटलिपुत्र

मगधक मंत्री वर्षाकार बनए छल दुर्ग

बुद्ध कएल भविष्यवाणी होएत ई नगर प्रसिद्ध

तखन तथागत गेलाह गौतम द्वारसँ गंगा दिस

गंगापार कुटी गाममे

देल उपदेश धर्मक

फेर गेलाह नन्दिग्राम जतए भेल छल बहुत रास मृत्यु

दए सान्त्वना गेलाह वैशाली नगरी

निवास कएल आम्रपालीक उद्यानमे

श्वेत वस्त्र धरि अएलीह ओ

बुद्ध चेताओल शिष्य सभकेँ धरू संयम रहब स्थिरज्ञानमे लऽ बोधक ओखध

प्रज्ञाक वाणसँ शक्तिक धनुषसँ करू अपन रक्षा।

आम्रपाली आबि पओलक उपदेश

भेलैक ओकरा घृणा अपन वृत्तिसँ

माँगलक धर्मलाभक भिक्षा,

बुद्ध कएलन्हि प्रार्थना ओकर स्वीकार,

संगहि आएह भिक्षाक लेल अहाँक द्वार।

सुनि ई गप जे आएल छथि बुद्ध आम्रपालीक उद्यान

लिच्छवीगण अएलाह बुद्धक समीप

बुद्ध देलन्हि शीलवान रहबाक सन्देश,

लिच्छवीगण देलन्हि भिक्षाक लेल अपन-अपन घर अएबाक आमन्त्रण,

पाबि आमन्त्रण कहलन्हि बुद्ध

मुदा जाएब हम आम्रपालीक द्वार

कारण हुनका हम देलियन्हि अछि वचन।

लिच्छवीगणकेँ लगलन्हि ई कनेक अनसोहाँत,

मुदा प्पबि उपदेश बुद्धक,

घुरलाह अपन-अपन घर-द्वार।

पराते आम्रपालीसँ ग्रहण कए भिक्षा

बुद्ध गेलाह वेणुमती करए चारि मासक बस्सावास।

चारि मास बितओला उत्तर,

रहए लगलाह मर्कट सरोवरक तट।

ओतहि आएल मार,

कहलक हे बुद्ध नैरंजना तटपर अहाँक संकल्प

जे निर्वाणसँ पूर्व करब उद्धार देखाएब रस्ता दोसरोकेँ,

आब तँ कतेक छथि मुक्त, कतेक छथि मुक्ति पथक अनुगामी,

आब कोनो टा नहि बाँचल अछि कारण

करू निर्वाण प्राप्त।

कहलन्हि बुद्ध, हे मार

नहि करू चिन्ता,

आइसँ तीन मासक बाद,

प्राप्त करब हम निर्वाण,

मार होइत प्रसन्न तृप्त

गेल घुरि,

बुद्ध धऽ आसन प्राणवायुकेँ लेलन्हि चित्तमे

आ चित्तकेँ प्राणसँ जोड़ि योग द्वारा समाधि कएल प्राप्त।

प्राणक जखने भेल निरोध,

भूमि विचलित, विचलित भेल अकास,

आनन्द पूछल करू अनुग्रह लिच्छवी सभपर,

किएक ई धरा आ आकास,

दलमलित मर्त्य आ दिव्यलोक।

बुद्ध कहलन्हि आबि गेल छी हम बाहर,

छोड़ि अपन प्रकोष्ठ,

मात्र तीन मास अनन्तर

छोड़ब ई देह,

निर्वाण मे रहबा लेल सतत।

आनन्द सुनि ई करए लागल हाक्रोस,

सुनि विलाप लिच्छवी गण जुटि सेहो,

विलापमे भऽ गेलाह संग जोड़।

बुद्ध सभकेँ बुझा-सुझा,

चललाह वैशालीक उत्तर दिशा।

पहुँचि भोगवती नगरी,

देल शिक्षा जे विनय अछि हमर वचन,

जे बोल अछि विनयविहीन,

से अछि नहि धर्म।

तखन मल्लक नगरी पापुर जाए,

अपन भक्त चुंदक घरमे कएल भोजन बुद्ध,

दए ओकरा उपदेश बिदा भेलाह कुशीनगरक दिस।

संगे चुन्दक पार कएल इरावती धार

सरोवर तटपर कए विश्राम,

कए हिरण्यवती धारमे स्नान,

कहल हे आनन्द,

दुनू शालक गाछक बीच करब हम शयन।

आजुक रातिक उत्तर पहर,

करब प्राप्त निर्वाण।

हाथक बनाए गेरुआ,

दए टाँगपर टाँग,

लऽ दहिना करोट कहल हे आनन्द,

बजा आनू मल्ल लोकनिकेँ,

भेँट करबा लेल निर्वाण पूर्व,

शान्त दिशा, शान्त व्याघ्र-भालु,

शान्त चिड़ई शान्त सभटा जन्तु।

आबि मल्ल लोकनि कएल विलाप,

मुदा बुद्ध दए सांत्वना घुरेलन्हि सभकेँ।

आएल सुभद्र त्रिदंडी संन्यासी तकर बाद,

पाबि अष्टांग मार्गक शिक्षा,

कहल सुभद्र हे करुणावतार

अहाँक मृत्युक दर्शनसँ पहिने हम करए

चाहैत छी निर्वाण प्राप्त,

बैसल ओ पर्वत जेकाँ

आ जेना मिझा जाइत अछि दीया

हवाक झोँकसँ,

तहिना क्षणेमे कएलक निर्वाण प्राप्त।

छल ई हमर अन्तिम शिष्य,

सुभद्रक करू अन्तिम संस्कार।

बीतल आध राति,

बुद्ध बजाए सभ शिष्यकेँ,

देल प्रातिमोक्षक उपदेश,

कोनो शंका होए तँ पूछू आइ,

अनिरुद्ध कहल नहि अछि शंका आर्य सत्यमे ककरो।

बुद्ध तखन ध्यानक एकसँ चारिम तहमे पहुँचि,

प्राप्त कएल शान्ति।

भेल ई महापरिनिर्वाण,

मल्ल सभ आबिउठेल बुद्धकेँ स्वर्णक शव-शिविकामे,

नागद्वारसँ बाहर भए कएलन्हि पार हिरण्यवती धार,

मुदा शवकेँ चन्दनसँ सजाए,

जखन लगाओल आगि, नहि उठल चिन्गारि,

शिष्य काश्यप छल बिच मार्ग,

ओकरा अबिते लागल चितामे आगि।

मल्ल लोकनि बीछि अस्थि धऽ स्वर्णकलशमे,

आनल नगर मध्य,

बादमे कए भवन पूजाक निर्माण,

कएल अस्थिकलश ओतए विराजमान।

फेर सात देशक दूत,

आबि मँगलक बुद्धक अस्थि,

मुदा मल्लगण कएल अस्वीकार,

तँ बजड़ल युद्धक युद्ध,

सभ आबि घेरल कुशीनगर,

मुदा द्रोण ब्राह्मण बुझाओल दुनू पक्ष।

बाँटि अस्थिकेँ आठ भाग,

द्रोण लेलक ओ घट आ पिसल गण छाउर बुद्धक,

सभ घुरलाह अपन देश आब।

अस्थि कलश छाउर पर बनाए स्तूप,

करए गेलाह पूजा अर्चना जाए,

दसटा स्तूप बनि भेल ठाढ़,

जतए अखण्ड ज्योति आ घण्टाक होए निनाद।

फेर राजगृहसँ आएल पाँच सए भिक्षु,

आनन्दकेँ देल गेल ई काज,

बुद्धक सभ शिक्षाकेँ कहि सुनाऊ,

होएत ई सभ समग्र आब।

हम ई छलहुँ सुनने एहि तरहेँ,

कएल सम्पूर्ण वर्णन नीक तरहेँ।

कालान्तरमे अशोक स्तूपसँ लए धातु कए कएक सए विभाग,

बनाओल कएक सए स्तूप,

श्रद्धाक प्रतीक।

जहिया धरि अछि जन्म, अछि दुख,

पुनर्जन्मसँ मुक्ति अछि मात्र सुख,

तकर मार्ग देखाओल जे महामुनि,

शाक्यमुनि सन दोसर के अछि शुद्ध।

# महावीर

विदेहक राजधानी छल वैशाली,

गण्डकी बहैत रहथि ओतए,

लिच्छवीगणक गणराज्य,

गण्डकीक तटपर दू टा टोल,

ब्राह्मण आ क्षत्रियक कुण्डग्राम,

क्षत्रिय कुण्डग्राममे जनम लेल ज्ञातृकुलक मुखिया सिद्धार्थ पिता,

मुखिया चेतकक बहिन त्रिशला छलि माता,

जाहि राति आएल गर्भ भेल माताकेँ स्वप्न,

भोरमे पण्डितगण कहलन्हि एकर अर्थ,

होएत प्रतापी पुत्र

## ज्योति

# एक हेरायल सखी

भरल पूरल जीवन मे किछु हेरायके आभास

एक विचित्र दु:ख सऽ सखी अछि उदास

फुन्गी पर जेना फुलैल एक असगर पलास

नोरके नुकाबैत ऑखि करैत हँसक प्रायास

जीवन तऽ निरन्तर बढ़ल जा रहल छल

लेकिन ओकर मोन घुरि-घरि जा अटकल

जतऽ बितौने छल अल्हड़ता सऽ भरल

जीवनके अनुशासनहीन मुदा उन्मुक्त पल

एक हमरे लग छल ओकर अन्तर्मन देखार

सोचलहुँ समयके फैसलाके करी स्वीकार

परन्तु अहि सऽ नहिं दूर भेल मोनक विकार

एना तऽ हम्मर संगी भेनाई भेल धिक्कार

बीतल बात बिसरऽओकरो कहलियै जाहिदिन

उपाय सुझेनाई जेना भऽ गेल आर कठिन

अपन हठमे दृढ़ होयत गेल दिन प्रातिदिन

की जानि ककर भरोसमे छल अभागिन

नहिं कम कऽ सकलहुँ ओकर आसक्ति

कतेक क्रोध छल भरल ओकरा  प्राति

बस सोचैत रहलहुँ ओकरे दऽ दिन राति

ओ व्यस्त भऽ लिख रहल छल प्रोमक पाती



**कामिनी कामायनी:** मैथिली अंग्रेजी आ हिन्दीक फ्रीलांस जर्नलिस्ट छथि।

चक्का

चक्का जे संस्कृति के शान छल.

आब उन्नति के पहचान बनि गेल ।

अहि सभ्य समाज में जे जतेक नमहर

तेकरा लग ततेक चक्का

बङका दौङल छोटका दौङल

तेकरा पॉछा नेंगङा दौङ रहल अछि

आ दौङि दौङि क बैसाहय लागल

नब नब पैघ पैघ सुन्नर सुन्नर चक्का

जेकर किछु पूछ नै छले

ैसेहो गुडकि रहल अछि

चारू कात चक्के चक्का

आ. ' अहि चक्का सँ जाम भ रहल अछि

नगरक महानगरक सीमित सङक

गारा गारी ठोकम ठोक

थाना पुलिस कोट कचहरी जेळ

सबहक पाछा लागि गेल अछि चक्का

चक्का हटै तखन नै जाम हटतै

डंडा बरसाबैत पुलिसबो थकले

ैकोनो रोक नै

इर् ससरति ससरति

टतेक ऊपर पहुॅच गेल अछि

जत्त सँ नीचा

महाविनाशक ढलान छै

चक्का के नियति आब की

प्रगति आगॉ बढते क़त्त

ढलान प चढि

ओहि ठाम विराम लेतए

त कोना

कि अहि प सोचलन्हि कहियो

आधुनिक विज्ञानी लोक



**डॉ पंकज पराशर** (१९७६- )। मोहनपुर, बलवाहाट चपराँव कोठी, सहरसा। प्रारम्भिक शिक्षासँ स्नातक धरि गाम आऽ सहरसामे। फेर पटना विश्वविद्यालयसँ एम.ए. हिन्दीमे प्रथम श्रेणीमे प्रथम स्थान। जे.एन.यू.,दिल्लीसँ एम.फिल.। जामिया मिलिया इस्लामियासँ टी.वी.पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। मैथिली आऽ हिन्दीक प्रतिष्ठित पत्रिका सभमे कविता, समीक्षा आऽ आलोचनात्मक निबंध प्रकाशित। अंग्रेजीसँ हिन्दीमे क्लॉद लेवी स्ट्रॉस, एबहार्ड फिशर, हकु शाह आ ब्रूस चैटविन आदिक शोध निबन्धक अनुवाद। 'गोवध और अंग्रेज' नामसँ एकटा स्वतंत्र पोथीक अंग्रेजीसँ अनुवाद। जनसत्तामे 'दुनिया मेरे आगे' स्तंभमे लेखन। रघुवीर सहायक साहित्यपर जे.एन.यू.सँ पी.एच.डी.।

रावलपिंडी - पंकज पराशर
(एक)

रावलपिंडी सँ आइयो बहुत दूर लगैत छैक लाहौर
बहुत दूर...
जतय स्वतंत्रता केर समवेत स्वर
प्रचंड नरमेधक अनंत इतिहास मे बदलि गेल छल

दूर-दूर होइत समय मे अनघोल करैत अनंत स्वर-श्रृंखला
...जेहो सब छल निकट से दूर भेल जा रहल अछि
दूर-दूर होइत बहुत किछु
विलीन भेल जा रहल अछि

चारू दिशा मे टहलैत इंसाफी मरड़ आ छड़ीदार लोकनि
इंसाफ करबाक लेल अपस्यांत
वर्तमान सँ भविष्य धरि आश्वस्त होइत
अगुताएल छथि इतिहासो मे घुरि कए

इंसाफ करबाक लेल

(दू)

जखन हम फोन पर होइत छी खांटी मातृभाषी
मायक लेल बजैत चिंताहरण बोल
आ कि टैक्सी रोकैत ड्राइवर करीम खान
अविश्वास आ आश्चर्य भरल स्वर मे पुछैत अछि
--भाय तोंय हिंदुस्तानी छहो?
हमरा अब्बा सँ तनी मिलभो
-हुनि बोलइ छथिन इएह बोलीजे तोंय अखनी बोलइ रहो
आ शनैः शनैः पसरि जाइत अछि हमरा टैक्सी मे
आकुल-व्याकुल
अविभाजित देशक भागलपुर आ मुंगेर
लाहौरक बाट मे

(तीन)

हमरा □ाकघरक मोहर मे आइयो कायम अछि मुंगेर
आ एतय कतरनी धानक चूड़ा मोन पाड़ैत करीम खानक वृद्ध पिता
दुनिया सँ जयबा सँ पूर्व एक बेर जाइ चाहैत छथि अपन देसकोस
एकटा देश भेटबाक बादो ओ तकैत छथि
अपन देसकोस

अपन देस स नगर-नगर बौआइत कइक कोस
हम पहुंचल छी रावलपिं□ी
जतय आइयो पछोड़ धयनें अछि
देसकोस

कोस-कोस पर परिवर्तित होति पानि
एतेक कोस दूर ओहिना लगैत अछि
जेहन अपन गाम केर इनारक
आ दस कोस पर परिवर्तित होइत बोली
साठि-एकसठ बरखक बादो ओहने लगैत अछि
जेहन आजुक भागलपुरक

हम तकैत छी इतिहास दिस

आ सामूहिक स्मृति सँ विलीन इतिहास हमरा दिस
जे भेटैत अछि हमरा कइक कोस दूर
रावलपिंडी मे

(चारि)

जतय एक्के संग घटि रहल अछि अनेक घटनाचक्र
गहूमक चिक्कस लेल तनाइत ए.के-सैंतालिस
सैंतालिस सँ सैंतालिसक चक्रवृद्धि देखैत
ठाम-ठाम सँ आयल रावलपिंडीक किछु वृद्धजन
उच्चरित करैत छथि मंत्र जकां
-इस्लामाबाद
इस्लाम-आबाद
आ...बाद
आबाद लोकक बीच
सब बरबाद

(पांच)

बाघाक बाधा
ब्रह्मांडक संपूर्ण बाधा सँ बेशी मोसकिल छैक नुनू
तोंय अइलहो हमरा सँ मुलाकात करलहो
...मिललहो
मिल विलीन होइत अस्सी बरखक जमकल नोर मे
हमरा मात्र लहो...लहो...लहो...केर सृष्टिक सब सँ आदिम स्वर पंचम मे
भागलपुरक सामूहिक स्मृति सँ विलीन इतिहासक
जीवंत कथा
वर्तमानक कैनवास पर पसरि रहल छल!

(2008)


सुबोध ठाकुर

1

मनमे उठैये बेर-बेर विचार

नहि सहबए आब अत्याचार

शब्दक वाण चलेबए

हम अपन सौम्य शक्ति बढ़ेबए

सुन्दर मिथिला पेंटिंग ओ संस्कृति सँ

खान-पान मिथिलाक वैभव सँ

दुनियाँमे विदेहक माँटिक अलख जगेबए

हम अपन सौम्य शक्ति बढ़ेबए

मृदु भाषा अछि अपन धरोहर

जाहिसँ बनब हम सभक ह्रदेश्वर

से आब सभकेँ जनेबए

विदेहक म्काटिक अलख जगेबए

2

पिया हमर परदेशिया

होली खेलब ककरा संग पिया हमर परदेसिया यौ

के बुझत हमर उदगार,के दोसर करत विचार

पिया हमर परदेशिया औ।

केश फुजल मन अछि सुतल

हृदय के वेदना अछि मुदा जागल

के दोसर करत एकर परितिकार,

नाहि से बुझै हमर सनेहिया यौ

होलि खेलब ककरा संग पिया हमर परदेशिया यौ।

बैरि बानाल हमर मधुमास, जगबै रहि-रहि कामना और आश,

कोयलिया के कुहुक मन के सतबै

से नहि बुझै नीरमोहिया यौ

होली खेलब ककरा संग पिया हमर परदेशिया यौ ।

कहै सुबोध धनि जुनि कानु जुरशितल मे करै ले शितल

औताह अहां के मनबसिया यौ ।

मूल अँग्रेजी कथा : **अनदर संडे**

कथाकार : गैस्पर अल्मीडा

मैथिली रूपान्तरण : डॉ. शंभु कुमार सिंह

## एकटा आर रबि

ओ अपन पड़ोसक पाथरसँ भरल फर्श वला हातामे जयबाक लेल जहिना दरबज्जा खोललक, भोरक शीतल हवा ओकर स्वागत केलकैक। ओतए केवल पाँचे टा घर छलैक जाहिमे रह' वलाक अपन पुश्तैनी नाम छलैक, ओकर वार्ड केर पुश्तैनी नाम छलैक, अल्मीडा वाडो। दरबज्जाक बाहर पुरनका कल, जकरा बहुत पहिनहि नबका कल केर कारणेँ छोड़ि देल गेल छलैक, ताहिसँ नमगर नोकगर बरफ लटकल रहैक। ओकरासँ सटले इनार देख-रेख केर अभावमे सूखि गेल छलैक। तैयहुँ एहिपर एखनधरि बालु नहि जमल छलैक।

रोल्डाओ ब्रेगेन्जा झुकल, आँगुरसँ ओकरा पकड़लक आ ओहि जमलका बरफकेँ एखनहि पूरब दिससँ आबि रहल सुरूजक किरण केर समक्ष उठौलक। ओहि बरफ पर प्रकाश केर किरण पड़ितहि इन्द्रधनुषी रंग जगमगा उठलैक।

छोटगर-सन गेट, जाहिपर स्पष्ट रूपसँ ब्रेगेन्जा विला लिखल छलैक, अपन कब्जा पर झुलल चर्र-चर्र केर आवाज भेलैक, ई आवाज हाता केर जानवरकेँ सचेत क' देलकैक। जे कि ओकर प्रतीक्षा क' रहल छल, बुझनामे आयल जे ओ सभ कहि रहल हो, "चारा केर समय तँ कखनहि भ' चुकल छैक?

रोल्डाओ पाथरक बाट छोड़ि भूसासँ झाँपल धरती पर आएल आर पयरक नीचाँ नरम मौसममे बनल खुरसँ बनल उभर-खाभर बाट महसूस कएलक। पूबरिया देवालक इमारतकेँ पार क' कए जखन ओ दरबाजा खोललक तँ ओकर स्वागत बाछाक आवाज आर परिचित जानवर सभक महक कएलक।

उठलका कूड़ादानक मुँह खुजल आर देवालसँ लागि कए टनटनाएल, आर एकटा भुरा केश (फर) फहराएल, जेना जलखै क' रहल मूस उछलि पड़ल हो। ओकरा ठोरपर छोट-सन अपभाषा एलैक आ ओ चारा नापै वला बरतनसँ मूसकेँ मारलक। आगूक एक घंटामे ओ बिना किछु बिसरने अपन दिनचर्या एक नियत गतिसँ पूर्ण कएलक। ओ अपन भोरक कएल गेल काजसँ आनन्द उठौलक आ परिचित दायित्व ओकरा आत्मसंतुष्टिक अनुभूति देलकैक।

रोल्डाओ बहुत बेसी प्रेम व्यक्त कर' वला व्यक्ति नहि छल, मुदा चारा देबा काल बाछा ओकर हाथ चाटैत रहैक आ बिलाइ ओकरा पयरसँ अपन पीठ नहु-नहु रगड़ैत छल, एहिसँ ओ बेसी आह्लादित भ' रहल छल, जाहि भावकेँ ओ प्रायः छिपौने रहैत छल, ताकि लोक भाँपि नहि सकए। ओकर सब काज पूर्ण होइत-होइत सुरूज बगैचा आ आन गाछ-विरीछ पर पड़ल ओसकेँ मेटाबैत-जराबैत अपन छाँही छत आर बगैचाक अधखुला स्थान पर पसारने जाइत छल। भानसघरमे घुसतहिँ ओकरा एकटा सुखद अनुभूति भेलैक किएत तँ मद्धिम आँच पर सूगरक माउस शनैःशनैः सीझैत रहैक, जकर तेज महक ओकरा आह्लादित कएलक। अपना जेबीमे हाथ डालि ओ सलाय निकाललक जकरा ओ प्रायः एकटा चामक बौगलीमे राखैत रहैक, आ एक दिन पहिलुका पाईपकेँ भर' आ सुनगाब' क लेल ओ बढ़ल। ओकर ई काज ओकर स्थिर आ मन्द गति वला नियामकक अनुरूप छलैक। जेना-जेना प्रकाश अपन पयर पसारलक, मद्धिम लील रंगक मेघसँ हवा भरि

गेलैक। स्टोवक लौ जहिना एकटा भभकारक संग कम-बेसी होइक तहिना ओकर ध्यान प्रतिदिनक चीज-बीत पर चलि जाइक। जाड़मे बाहर अएलाक बाद ओकरा भानसघरक गरमी दिवास्वप्न जकाँ बुझाइक। क्यो ओकरा आइ याद केने हेतैक, ओ सोचलक, मुदा नास्ता पर किछु बाजि नहि भेलैक.....कखनहुँ किछु बेसी नहि कहल गेलैक, कतेक समय बीत गेलैक एखन धरि? ओ साठिक अछि वा एकसठि केर? ओ स्मरण नहि क' सकल।

ठीक! ओ धीरे सँ बाजल, "जँ हम नहि याद क' सकैत छी तँ क्यो आन किएक?" ओ अपन पयर पसारलक आ ठाढ़ भ' गेल। दरबज्जा लग खूँटीसँ टाँगल कोट कँ पार करैत ओ अपन जैकैट पहिरलक ओ कोनमे राखल छड़ीकँ हाथमे एना पकड़लक जेना ओ ओकर पुरान मीत होइक।

रोल्डाओ दरबज्जासँ बाहर निकलि सड़क पार कएलक, चारू दिस गामक अवलोकन कएलक। कोना एहन एहि छोट-सन गाम 'पारा' मे सभ चीज बदैल गेलैक। वर्षक अवधिमे सभ किछु उसराह भ' गेलैक, मुदा ओ जानैत छलैक जे धरतीक नीचाँ सूतल जीवन समयक जादूसँ फेर जागि उठतैक। ओ घुमल आ नापल-जोखल पयरेँ सड़कक नीचाँ दिस चलि पड़ल, एकटा छोटका बाट पर जतए एकटा करिया-झबड़ा कुकुर प्रतिदिन दौड़क प्रत्याशामे प्रतीक्षा करैत छल। कुकुर अपन उर्जाक पहिल स्फोटमे गाछ आ झुरमुट दिस दौड़ पड़ल, ओ विभिन्न प्रकारक गंधकँ सूँघलक आ निरीक्षणक बाद नव आनन्दमे डूबि गेल।

कुकुर 'ब्लैकी' रूकल, अपन कानकँ ठाढ़ कए बुझू जेना हवामे अपन परिचित जूताक चालिक ध्वनिकँ पकड़' चाहैत हो। उर्जाक दोसरहि स्फोटमे ओ सक्रिय भ' गेल, अपन मालिकक चालिक अनुसरण करए लागल, सड़कक कात-कात रोचक चीज सभकँ ओ जाँच' लागल। पयर उठाकए ओ अपन जागीरकँ कुकुरक मुद्रामे निश्चिन्तताक संग चिह्नित कएलक।

गलीक मोड़ पर रोल्डाओ अपन छड़ीकँ एकटा प्लास्टिक बैग, जाहिपर—दुबई ड्यूटी फ्री—फ्लाई दुबई— स्पष्ट रूपसँ लिखल रहैक आ जकरा जारमे कोनो लापरवाह फेक देने छलैक, ताहिमे खोधबाक लेल रूकल। ओ सावधानीसँ एहि वस्तुकँ उठाकए कूड़ेदानी दिस ल' गेल, ई सोचैत जे ओ एना करबलाक बगैचामे फेकि देत। मोनमानी जेहन चीज ओकरा भीतर क्रोध उत्पन्न क' दैत छलैक, ओ व्यवस्था ओ नियमक पक्षधर छल, सभ चीज-बीतक लेल एकटा नियत स्थान आ सब स्थानक चीज-बीत अपन स्थान पर। कोनो चीज खराब नहि होइत छलैक, तागक टुकड़ी सभ जमा कएल जाइत छलैक आ प्लास्टिक के पन्नी धरि तह लगा कए राखल जाइत छलैक। जकरा ओ व्यर्थ पदार्थ बुझैत छल ओकरा अपन पियरगर लाल रंगक टाइलसँ बनल घरक पिछुआड़मे उचित मौसम आ हवाकँ देखिकए ओकरा जरा दैत छलैक।

रोल्डाओ एक जागरूक व्यक्ति छल, भोरसँ ल' कए साँझ धरि काज करबाक आदति ओ अपन उमिरक आरम्भिकहि अवस्थामे डालि नेने छल, माँटिसँ जीविका निकालबाक आ ओकरा संगहि अपन परिवारक जीवन-यापन चलएबाक लेल अपना-आपकँ योग्य बनएबाक ओकरा गर्व छलैक। ओकरा अपना-आप पर गर्व हेबाक

एकटा आर कारण छलैक ओ ई जे ओ ने तँ ककरहुँ सँ किछु माँगैत छल आ ने ओकरा पर ककरहुँ कोनो कर्ज छलैक। ओकरा भगवानसँ डर लागैत छलैक आ ओ ईश्वरीय तत्वकेर निर्भरतासँ अवगत छल, मुदा गामक चर्च-प्रशासन, संगहि पवित्र क्रॉस केर छोट पदाधिकृत छोट चैपल केर आलोचक सेहो छल। ओ ने केवल अपन विचार सबकेँ वा अपन कोनो जान'वलाकेँ सुनबैत छल, अपितु अपन भावनाकेँ अपन स्पष्ट मुखमुद्रासँ व्यक्त सेहो क' दैत छल अथवा गप्पक काल विषयक उत्तर चुप्पीसँ द' दैत छल।

नमहर तंग सड़कसँ खेत धरि ओकर यात्रा आर एक छोट नदी पतझड़ केर पातसँ भारी भ' गेल छल आ ओकरा पयर तर दबा गेल छलैक, कखनहुँ-कखनहुँ डारिकेँ टुटबाक आवाज केँ छोड़ि। कुकुर अपन नाँगरि आ मुँहक संग कखनहुँ-कखनहुँ कटनूर मूसक बिलक लग सूँघि लैत छल, जतय मूस भोरे-भोर अपन घरक विस्तार करबाक हेतु बहुत रास माटि बहार कएने छल, ओ ओकर ताजा गंध चिन्हैत छल।

जहिना ओ गाछसँ बाहर आएल, रूकि गेल। कुकुर "ब्लैकी" फव्वारासँ जे कि सालो भरि बलबलाइत रहैत छलैक, पानि पी कए खड्डासँ बाहर आएल, माथ हिलाकए पानि झाड़लक आ एकटा चिपकल गुरचाकेँ निकालबाक लेल ओ अपन कान हिलबैत नीचाँ बैसि गेल। अपन प्रेक्षण स्थानसँ रोल्डाओ गाड़ीक बाट देख' लागल, मानू गाम पर कोनो चोटकेर निसान छैक, शोरगुल करैत गाड़ी धुइयाँ निकालैत एना बुझाइक जेना कंकरीटक फीता पर चुट्टी चलि रहल हो। गामक शांतिक भीतर आत्मघातक जल्दीबाजीमे ओ गाड़ी सभ चुपचाप देख' जायसँ अन्जान बढ़ल जाइत छल।

रोल्डाओ बनाओल जा रहल सड़ककेँ ध्यानसँ देखलक, अमोल जमीनसँ हाथ धो लेबाक कारणेँ ओकरा दुख छलैक, मुदा ओकरा बदलामे देल गेल हरजानासँ ओ खुश छल। ओ माँटि खोध' वला उपकरणसँ चकित छल, ओकर आकार आ काज करबाक क्षमतासँ ओ अभिभूत छल, अंततः परिणाम जे ओ आश्चर्यचकित छल किएकतँ जे किछु ओकरा देखा पड़ैत छल ओ ओकरा समझसँ दूर छलैक। अपना जवानीक दिनकेँ याद करैत ओ अपन साठि बरखक अवस्थासँ पाछू देखलक, जखन केवल खेत आ गाछ-बिरीछ, पड़ोसक गाम नगोआ, सेलिगाओ धरि देखल जा सकैत छल आर पहाड़क उपर मान्टे-डी-ग्यूरिम इसकूलक भवन..... जतय धरि ओकर दृष्टि जा सकैत छल।

कैक तरहक परिवर्तन भेल छलैक मुदा रोल्डाओ स्पष्टतः एकरा स्वीकार नहि क' सकल जे, जे किछु भेलैक से नीकेक लेल भेलैक। भिनसरबाक काजक लेल आवाज दैत चर्च केर घंटा हवामे स्पष्ट सुनबामे आएल, समय देखबाक लेल ओ दहिना हाथ सँ वास्कट वला जेबीसँ घड़ी निकाललक आ कैक बेर घुमा-फिरा कए देखलाक बाद ओकरा आपिस राखि देलक। फेर ओ पाइप भरबाक लेल अपना हाथ पर तमाकुल रगड़लक, अपन अभ्यस्त हाथक आँगुरसँ विधिवत पाइप भरलक आ आगिक सुलगा सोंटलक। आगू बढ़बासँ पूर्व ओ कैक बेर सोंट मारि धुइयाँ निकालि अपनाकेँ आश्वस्त कएलक जे तमाकू बरोबरि जड़ैत रहए।

